दीनबन्धु काकाकेँ आइ अगिलग्गी केसक फैसलाक तारीख छिऐन। ओना, केस पचीस साल पहिलुका छिऐन, जइसँ पैंतीस मुद्दालहमे पाँचकेँ मरि गेने तीस गोरे जीवित छैथ। काल्हि साँझेमे सभ कियो विचारि लेलैन जे सभ काज छोड़ि भिनसरे समयपर तैयार भऽ सभ कियो संगे साइकिलसँ मधुबनी चलब। सेशन कोर्टक केस छी तँए अपना सभ दिससँ कोनो नियम भंग करबाक नहि अछि, जँ कोर्टे वा मुद्दैये दिससँ कोनो गड़बड़-सड़बड़ हएत तँ ओकरा आगू फरिछा लेब। जखन विचारसँ प्रेम केने छी तखन डरैक कोन बात अछि। कोर्ट-कचहरी हुअ कि थाना-बहाना आकि कस्टडी-जहल, सभठाम जाइले तैयार छीहे।

हरे-हरे सभ कियो माने तीसो मुद्दालह, एक जुटताक परिचय देलैन। ओना, जहिया केस भेल वा केससँ पहिने जे कारण भेल तहू समयमे सभ कियो एकजुटताक परिचय दइये देने छेलखिन मुदा पचीस साल जे बीचमे समय बीतल, तैबीच कोनो तेहेन काजे नहि भेल जइमे एकजुटताक परीक्षा होइत। एकर माने ईहो नहि जे पैंतीसो डरसँ देह-हाथ समेट लेलैन। समाजिक स्तरक जे काज छल ओ काज बीचमे चलल तँए परीक्षाक घड़ी उपस्थित नइ भेल। मुदा समाजिक बदलावक जे प्रक्रिया अछि तइमे तँ परीक्षा होइते आबि रहल अछि।

खेला-पीला पछाइत जखनदीनबन्धु काका ओछाइनपर पड़ला आ निन्द्राक आगमन हुअ लगलैन तखन चिन्त्य मनमे काल्हुक काज धियानमे जगैत एलैन। धियानमे जगिते नजैर छिटैक कौल्हुका केसपर गेलैन। उठि कऽ बैइसैत पत्नीकेँ सोर पाड़ि बजला-

''कनी एम्हर आएब।''

'कनी एमहर आएब' सुनिते प्रेमलता अकचकेली। किएक तँ दीनबन्धु काकाकेँ ओछाइनपर गेला आधा घन्टा भऽ गेल छेलैन। परिवारक लोक सभ बुझिते छैन जे जहिना काज लग पहुँचते काजमे हाथ लगा दइ छैथ तहिना ओछाइनपर पहुँचते निन्द्रासँ तन्द्रा होइत निनिया देवीक कोरामे पहुँच जाइ छैथ, तँए अधिक-सँ-अधिक पाँच मिनट समयक दूरी जागल आ सुतलक बीच हिनका लगै छैन। ओना, प्रेमलता अखन तक ओछाइनपर नहि गेल छेली किएक तँ मरदा-मरदीकेँ खुएला-पीएला पछातिये ने स्त्रीगण सभ खेबो-पीबो करै छैथ आ बरतन-बासन धोइत-उसारैत एक-सबा घन्टा बीचमे लगिये जाइ छैन। अकचकाइत प्रेमलताक मनमे भेलैन जे भरिसक किछु सपना देखलैन तँए एहेन अवाज मुहसँ निकललैन। तथापि शान्त-चीत भऽ प्रेमलता बजली-

''कनी हाथ लागल अछि, अबै छी।''

योजनाबद्ध ढंगसँ विचारैत दीनबन्धु काका विचारि नेने छला जे परिवार हुअ आकि समाज, अपन जवाबदेहीक जे काज अछि ओ अगुआ कऽ चलबे ने इमानदारीक परिचय दइए। पत्नीकेँ लगमे अबिते दीनबन्धु काका बजला-

''दस बजेसँ कोट-कचहरी खुजैए तइसँ पहिने एक घन्टाक रस्ता सेहो टपब अछि, तँए साढ़े आठ बजे अहाँ भोजनक प्रबन्ध करि लेब। जलखै नइ करब, एकेबेर खाइये कऽ घरसँ निकलब।''

ओना, प्रेमलता गपक पियाहुल लोक छैथ तँए किछु गप-सप्पकेँ आगू बढ़बैक विचारसँ केसक विषयमे खोर-चाल करब मनमे जगबे केलैन मुदा बरतन-बासनकेँ उसारब आ पतिकेँ सुतैमे बाधा उपस्थित करब विचारकेँ रोकि देलकैन। तँए, प्रेमलता एतबे बजली- ''बड़बढ़ियाँ।''

पत्नीक मुहसँ 'बड़बढ़ियाँ' सुनि अपन गोटीकेँ सहपर चलैत देख दीनबन्धु कक्काक योजना अन्तिम चरणमे पहुँच गेलैन। काजक अन्तिम साँस लैत विचारलैन जे चारि बजे भोरे ओछाइन छोड़ि पहिने संगी-साथीकेँ जना देब अछि। पछाइत अपन नित्य-कर्म दिस बढ़ैक अछि। किएक तँ सबहक अपन-अपन नित्य-कर्म अछि तइमे जेते समय लगैए ओ तँ सभकेँ लगबे करत, तँए जँ पहिने अपन नित्यकर्म दिस बढ़ब तँ हो-न-हो केकरो नीन समयपर नइ टुटइ। अन्तिम निर्णय मनमे जगिते निनियाँ देवीक लगौल टौहकीमे दीनबन्धु काका फँसि गेला।

जहिना सुतैक अन्तिम बेलामे चारि बजे भोरे उठैक बेल दीनबन्धु काका रोपि लेलैन तहिना चारि बजे आँखि खुजि गेलैन। आँखि खुजिते घड़ीपर नजैर दिअ लगलैथ कि देवाल घड़ीक घन्टी टनटनाए लगल। जेकरा गनि दीनबन्धु काका जखन धड़ीपर नजैर खिरौलैन तँ ठीक चारि बजि रहल छल। ओछाइनसँ उठिते अपना संग तीसक जमानतदारक संग एक साथ कचहरीमे उपस्थित हेबाक छेलैन। मनमे कने शंका जगलैन जे अपना देवाल घड़ी अछि तँए समयक गवाही बनि गेल, मुदा जेकरा घड़ी नइ होइ ओ तँ सुतले रहि जाएत। जखने एक गोरेकेँ बिलम हएत तखने तीसो बिलमबे करत। से नै तँ दोसरो-तेसरोकेँ उठा दिऐ जे ओहो सभ उठि कऽ अपन-अपन काजमे लगि जाएत।

मनमे काज अबिते काजक रूपकेँ निहारए लगला। अपना छोड़ि उनतीस आदमी अछि जेकरा घरे-घर सबहक ऐठाम जा-जा कऽ जगाएब अछि, ऐमे जँ पँच-पँचो मिनट समय लागत तखन तँ पाँच मिनट कम अढ़ाइ घन्टा समय लगि जाएत! तहूमे कोट-कचहरीक काज छी, बिनु पाइये चलत नहि, जँ कहीं केकरो पाइक ओरियान नहि भेल होइ तखन तँ आरो काजमे काज जनमिये जाएत किने, जइसँ आरो बेसी समयक नोकसान हएत। अढ़ाइ घन्टा समय निकलला पछाइत जँ अपने अपन नित्य-कर्म दिस बढ़ब तखन तँ अपने सभसँ पछुआ जाएब। यएह ने विपरीत परिणामक विपरीत क्रिया भेल, से नै तँ काजकेँ सघन रूपमे करैक अछि। सघन रूप भेल, एक गोरेकेँ उठेलौं, उठला पछाइत दू गोरे भेलौं, दुनू गोरे दू गोरेकेँ उठौला पछाइ चारू गोरे चारि दिस भऽ गेलौं। जइसँ आठ भऽ जाएब, आठसँ सोलह भऽ जाएब, जइसँ पनरह-बीस मिनटमे सभ जगि जाएत। दस बजे कचहरीमे हाजिर हेबाक अछि तइ बीचक जे काज अछि ओइमे जँ एक-एको मिनटक बचत करैत चलब तँ पनरह-बीस मिनट पुरिये जाएत।

घरसँ जे सोचि दीनबन्धु काका निकलला, रस्तामे तइ सोचमे अशोच जगलैन। अशोच ई जगलैन जे कोट-कचहरीक काज छी, मधुबनी पहुँचते पहिने मुंशियो आ वकीलो साहैबसँ भेँट करब अछि, पछाइत कोर्ट-ऑफिसक सेहो पता लगाएब अछि जे बन्द रहत कि खुजल रहत। खुजलोमे जज साहैब उपस्थित हेता कि नहिइत्यादि-इत्यादि अनेको काज दीनबन्धु कक्काक नजैरपर आबि गेलैन। सभ जुति-भाँति लगबैत घरपर अबैत-अबैत आठ बजि गेलैन। माने चारि घन्टा समय बीत गेलैन। ओना, अपन नित्यो-कर्मो आ चाहो-ताहो रस्ते-रस्ते पार-घाट लगि गेल छेलैन।

घरपर अबिते दीनबन्धु काकाकेँ नहाइसँ पहिने विचार उठलैन जे गामक चौहद्दी ने बान्हि लेलौंमुदाघरक की हाल अछि सेहो तँ जानबे अछि। आँगन पहुँच, पत्नीकेँ अछप्पे पुछलखिन-

''भानसक की हाल अछि?''

तरकारी कटैकाल प्रेमलताकेँ बामा हाथक आँगुरमे थोड़ेक कटि गेल छेलैन तँए मन पीड़ासँ पीड़ाएल रहैन। बजली-

"हाल की रहत, बेहाल अछि!"

पत्नीक तामसकेँ दीनबन्धु काका आँकि नहि सकला। आँकबो असान नहियेँ छेलैन, किएक तँ दरबज्जा दिसक मुहसँ आँगन प्रवेश केने छला आ आँगन दिसक रस्ता दिस घुमि प्रेमलता मुड़ी गोंति बैस कटल आँगुरकेँ दहिना हाथक आँगुरसँ दाबि कऽ पकड़ने छेली। ओना, पत्नीक मुहसँ सुनल 'बेहाल' शब्दक दोसर माने दीनबन्धु कक्काक मनमे उठि गेल छेलैन जे भरिसक कोनो कारणे भानसमे गड़बड़ भेल अछि। सहटैत दीनबन्धु काका पत्नी दिस बढ़ला। ओना, कक्काक मनमे तेहेन उमकी उठि गेल रहैन जे जहिना कोनो प्रेमी अपन प्रेमिकाकेँ सात अरब लोकमे सभसँ नीक रूप देखैए तहिना आनन्दसँ आन्दोलन कएल आन्दोलनीक तेहेन रूप पकैड़ नेने छेलैन जे दुनियाँक कोनो दोसर समस्या आकि दोसर काज हवा जकाँ उड़ियाइत बुझि पड़ै छेलैन। आध लग्गा हटलेसँ देखलैन जे पत्नी बामा हाथक कटल आँगुरकेँ दहिना हाथक आँगुरसँ कसि कऽ दाबि खून रोकने छैथ। धरतीपर पसरल खून, आँचरसँ आँगुर दाबि कऽ पकड़ने प्रेमलताकेँ बिजलोका जकाँ बिजकल मुँह देख एकाएक दीनबन्धु कक्काक मनमे विचारयुद्ध ठाढ़ भऽ गेलैन। एक दिस अपन जिनगीक ओ समय जे सेशन केसक जजमेन्टक दिन छी, एहिठाम भाग्यक पलटा-पलटी हएत तँए कोर्टमे उपस्थिति भऽ डटैक लेल तैयार रहबअछि आदोसर दिस पत्नीक कटल आँगुरक इलाज नइ कराएब तँ हो-न-हो लोहासँ कटल छैन, कहींएक बिमारीमे दोसर बिमारी ने ठाढ़ भऽ जाए..!

बिमारीमे बिमारी जगने जहिना पत्नीकेँ मरैक सम्भावना दीनबन्धु काकाकेँ बुझि पड़लैन तहिना कोर्टमे अनुपस्थित भेने अपनो मृत्यु नजैरपर एबे केलैन। कोर्टसँ लऽ कऽ बाहर तकक लोक कहबे करत जे जाबे ओ अपराधी नहि अछि ताबे कोर्टसँ नुकाएल किए..?

दीनबन्धु कक्काक मन ओझरीमे ओझराए लगलैन। मुदा लगले मनमे निर्णित विचार जगलैन। पहिल, जीवन तखन ने जिनगी। अखन अपन मृत्युक परवाह करब आकि अनकर? एक तँ ओहुना जँ परवाह-परवाहक अन्तर काजक वजनसँ नापल जाइए...।

नव ऊर्जाक संग दीनबन्धु काका विचारकेँ रोकि बजला-

"केना आँगुर कटल?"

प्रेमलता बजली-

"तरकारी-ले बैगन बनबै छेलिऐतहीकाल नवटोलवाली कनियाँ धड़फड़ाएल आबि बाजल।"

समयक संकीर्णताकेँ देखैत दीनबन्धु काका बिच्चेमे बजला-

"की बाजल?"

"बाजल जे झंझारपुर लग एन.एच.पर एकटा चरि-चकिया गाड़ी उनैट गेलै तइमे एकटा खूब मोटगर-डटगर मौगी चक्का-तरमे मुँह बाबि मरि गेल।"

पत्नीक बात सुनि दीनबन्धु कक्काक मन मानि गेलैन जे पत्नीक मन उछैट कऽ ओमहर चलि गेल हेतैन जइसँ बैगनक संग-संग अपनो आँगुर काटि लेली। बजला-

"बैगन काटैकाल ने आँगुर कटल। तइसँ पहिलुका विहीत तैयार भेल अछि किने?"

मुड़ी डोलबैत प्रेमलता बजली- "हँ, भात-दालि तँ बनि गेल मुदा तरकारी नइ बनल।"

मने-मन दीनबन्धु काकाकेँ काम-चलाउ संतोख भइये गेलैन। बिहुसैत बजला- "अहाँ सन सन जँ गपक पियाहुल लोक[i] रहत तँ लोकक[ii] उपकार सभ दिन होइते रहतैन।"

बजैक क्रममे दीनबन्धु काका बाजि तँ गेला मुदा लगले मन बिचड़ैत विचार देलकैन जे समाजक बीच कर्मक जिनगीक संग गपोक जिनगी बनि गेल अछि। काज आ गपक बीच नमहर दूरी बनि गेल अछि। जे बनब सोभाविको अछि। जहिना एक छोरपर महिला दिन-राति अपन दुख-धन्धाक पाछू बेहाल अछि तहिना दोसर छोरपर ईहो तँ अछिए जे महिला जगतमे की ओहन महिला नइ छैथ जिनका जिनगीक हर काजक लेल नोकर-चाकर नहि छैन। तखन तँ प्रेमलता ओहन छैथ जिनका बीच-बिचाउमे देख सकै छी।

प्रेमलता बजली- "आब की करब?"

दीनबन्धु काका बजला- "किछु ने करब। सभ काज रस्तासँ होइ छै, रस्तासँ करब। संगी कऽ दइ छी, डॉक्टर ऐठाम जा कऽ पहिने पट्टी बन्हबा दवाइ लऽ लिअ। हम अपनेसँ परोसि कऽ खा लेब।"

q

शब्द संख्या : 1420, तिथि : 13 जुलाई 2018

# उदय-प्रलय

विदेशसँ पी.एच-डी.क डिग्री पाबि धरणीधर गाम पहुँचला। गाममे पएर दइते गामक बात मन पड़ए लगलैन- यएह गाम छी, जैठाम सात पुस्तसँ बास अछि आ आगूओ केतेक दिन धरि बसले रहब। मुदा लगले समाजिक परिवेश सोझामे आबि धमकलैन। धमकलैन ई जे जहिना अपन जन्म ऐ सुखपुरमे भेलतहिनाबच्चामे पालन-पोषण सेहो भेल, पछाइत गामेक स्कूलमे शिक्षा पेबा लेल पिताजी नाओं लिखा देलैन। दस बर्ख धरि गामक स्कूलमे पढ़ि पड़ोसी गामक हाइ स्कूलमे नाओं लिखेलौं आ हाइ स्कूल टपला पछाइत दरभंगा कौलेजमे नाओं लिखा एम.ए. पास केलौं। पढ़ैक अपन जिज्ञासा आ परिवारक सहयोग पेब विदेशसँ विशेषज्ञताक डिग्री सेहो उपार्जित केलौं। डॉक्टर वा आन प्रोफेसर जकाँ तँ नहियेँ भेल जे किछु दिन नोकरी केला पछाइत विदेश गेलौं। नोकरी करैसँ पहिने विदेशसँ डिग्री हाँसिल केलौं, आब नोकरी करब।

'आब नोकरी करब' वाणीमे अबैत-अबैत धरणीधरक अपनो जिनगीक बानि उबानिसँ सुबानि हुअ लगलैन। उबानि-सुबानिक बीच बाटपर धरणीधरक मन ठमकए लगलैन। एक दिस पूर्वक सात पुस्तसँ गाममे बासभूमि रहल आ आगूक तँ निश्चित ठेकानो नहियेँ अछि जे केतेक दिन रहत। निश्चित ठेकान ऐ दुआरे नहि जे समाजिक परिवेश एहेन बनि गेल अछि जे पढ़लो-लिखल आ बिनु पढ़लो-लिखल लोक अपन बाप-दादाक जन्मभूमि छोड़ि-छोड़ि अनतए बसए लगला अछि, तँए गाम उपैट गेल सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए। अखनो ओहन गाम अछिए जे अनेको पुस्तसँ बास करैत अनेको परिवारक वंश आबियो रहल अछि आ आगूओ केतेक पुस्त धरि बसबे करत...।

एकाएक धरणीधरक विचारक व्यारमे लपट उठलैन। लपट ई उठलैन जे गाम छोड़ि जे कियो बहराइ छैथ तेकर हजारो कारण अछि, से अखन नहि, अखन एतबे जे जे अपन गामकेँ चीन्हि गामसँ बहराइ छैथ वा बिना चीन्हने गामसँ बहराइ छैथ। जँ गाम चीन्हि बहरेता तँ गामो जरूर चीन्हतैन आ जँ गामकेँ बिनु चीन्हने जे बहराइत हेता, तँ हुनका संग गामे किए चीन्हि-पहचीन्ह रखतैन?

...ऐठाम आबि धरणीधरक वैचारिक व्यारक लपट सेहो लपटए लगलैन। ओना, धरणीधरक सोभावो अन्वेषी बनि गेल छैन। मुदा अन्वेषियोक तँ अपन संसार छै,आगूमे जे संसार ठाढ़ अछि तोहूसँ किछु लइ छैथ आ अपन जे संसार[iii] निरमै छैन तोहूसँ उपार्जित करै छैथ...। दुनू संसारक बीचक क्षितिजपर लटकल धरणीधर ने ऊपर चढ़ि रहल छला आ ने निच्चेँ उतरल होइन। एक दिस गाम-समाजक विराट रूप, जे रूप यशोदा मैंयाकेँ कृष्ण अपन बालपनेमे देखौने रहथिन आ दोसर ओ विराट रूप जे महाज्ञानी-महापण्डितक संग दुर्योधनक दरबारमे देखौने छेलैथ, दुनूक बीचक जे हजारो योजनक दूरी अछि तइ दलदलमे धरणीधर फँसि गेला।

ओना, अनजान सुनजान महाकल्याण सेहो होइते अछि मुदा ओ जीवन-मृत्युक बीचक बाट छी किने तँए, थोड़ेक कठिन, थोड़ेक उकडू आ थोड़ेक भारीक संग जबदाहो अछिए। गाम दिस उनैट कऽ जखन धरणीधर देखए लगला तँ बुझि पड़लैन जे नवतुरिया छौड़ा सभसँ जँ किछु बुझए चाहब आ पुछबै तँ ओकरा बकछुहुल लगतै। तेकर कारणो अछि। आजुक जे नवसृजन भऽ रहल अछि ओ ठीक विपरीत दिशामे अछि, जइसँ ओ लगले कहत जे फल्लाँ गुरुआइ करए चाहैए। ओना, एकर दोसरो पक्ष अछि, जँ अहाँ परिवारसँ समाज धरिक बच्चाक बीच बालपन रूपमे रमि किछु पुछबै तँ ओ एहनो बहुत बात सोझामे रखि दइए जेकर नाँगैर पकैड़ अहाँ नेंगरियबैत ओकर मुँह धरिक परिचय पेब सकै छी। ओना, उम्रक कारणे वा उदित ज्ञानक कारणे धरणीधर ने आगू सोझ[iv] बाट देख रहल छला आ ने मनविचार पाछू सहैट रहल छेलैन। हराएल-भोथियाएल बाटपर ठाढ़ बटोही जकाँ धरणीधर चारू दिस चकोना भऽ भऽ देखए लगला। मुदा केम्हर मुहेँ बढ़ब से निश्चय कइये ने पाबि रहला अछि। ओना, धरणीधरक मनक बीच स्पष्ट रूपमे विचार जगि चुकल छेलैन जे जहिना कोनो भूमिक[v] लेल मनुखक खगता अछि तहिना मनुखोक लेल भूमिक खगता सेहो अछिए। ओना, खाली मनुखे मात्रकेँ नहि, आनो-आनो जीव-जन्तुक लेल भूमिक खगता अछिए। मुदा ओकरा ने चिन्तन शक्ति छै आ ने सोचन क्रिया...।

इतिहासक विद्यार्थी रहने धरणीधरकेँ एतेक तँ मनमे छैन्हे जे केना-केना राज-पाटक छीना-झपटी दुनियाँमे होइत आबि रहल अछि आ कोन-कोन रूप[vi]क देश दुनियाँमे बनल-बसल अछि। मुदा किए अछि आ किए भेल से बुझिये ने पेब रहल छला। खाएर.., अन्वेषी मन धरणीधरक बनियेँ गेल छेलैन तँए देखल संग मन किछु दूर बिनु-देखलोक आगू दिस दौड़िये जाइ छेलैन। मुदा जेतएसँ सुनसान बुझि पड़ैन तेतए-सँ घुमि जाइ छला। आगू दिस जखन नजैर उठैन तँ देख पड़ैन जे दुनियाँक जननिहार विशेषज्ञ रहितो अपन गाम-घरक इतिहास जनिते ने छी। ओना, एहेन दुर्भाग्य मिथिलावासीकेँ शुरूहेसँ रहलैन जे अध्यात्मिक रूपमे मिथिलाक परिचय भेलैन मुदा वैज्ञानिक रूपमे नहि भेलैन अछि जइसँ ज्ञान रहितो सज्ञानसँ दूर छथिए। किएक तँ ज्ञानक पाछू विज्ञान अबैए आ विज्ञानक पाछू सज्ञान अबैए...। लगले मन पिघैल कऽ मोमबत भऽ गेलैन। मोमबत होइते धरणीधरक मन बिचड़ए लगलैन- अखन तक विद्यार्थीक जिनगी रहल, एक अध्येताक रूपमे गुजैर रहल छी, जँ केतौ प्रोफेसर भेल रहितौं तखन किछु पदक मदो रहैत मुदा से तँ अछि नहि। किए ने अपन गामेक बुढ़-पुरानसँ अपन गामक इतिहासक पता लगाबी। ज्ञाने तँ एहेन गुण छी जे केकरोसँ कियो छिपबैत नहि अछि। ई दीगर भेल जे ज्ञानोमे क्षलज्ञान कहियौ आकि चोरज्ञान आकि बलज्ञान सेहो अछिए जे एक-दोसरकेँ छलितो अछि, चोरोबितो अछिआछीनतो अछिए। मुदा जैठाम तीनू संगे अछि, तैठाम तँ थोड़ेक भरिगर भइये जाइए। अन्वेशी सोभाव रहने धरणीधरकेँनिर्णय करैमे सिर-संकोच नहि होइन। निर्णय कऽ लेला जे गाममे ने कियो दोस छैथ आ ने दुश्मन, सभ गौंआँ भेला तँए किनको ऐठाम जा कऽ पुछब (बुझब) सँ हिचकब नहि। सभठाम जाएब आ सभसँ गामक पुरान गति-विधिसँ लऽ कऽ आजुक गति-विधि तक जानैक कोशिश करब। जेतेक भेटत तेतेक अपन अनुसंधान भेल जे नहि भेटत ओ ऐगला पीढ़ी-ले रहत।

दोसर दिन धरणीधर गामक जे सभसँ बुढ़ बड़गद बाबा छला तिनका ऐठाम पहुँचला। बड़गद बाबा एक जोड़ बकरी लऽ कऽ चरबैत रहैथ। अपने बड़क गाछक निच्चाँक छाहैरमे बैसल आ बकरी बाधमे चरैत रहैन।

धरणीधर पहुँचते बजला-

"बाबा, अहींसँ किछु बुझैक अछि?"

ओना, पहिने बकरी चरबाह बड़गद बाबाकेँ अनसोंहाँत लगलैन जे हमरा सन बुड़िवानसँ एकटा नवजुगक बुधियार लोक की पुछत..! मुदा अपन उमेरक लेहाज करैत बड़गद बाबा बजला-

"बाउ, बकरी चरवाह सन लोककेँ बुइधिक ओकाइतिये केते रहै छै जे किछु पुछब, मुदा जएह रहै छै ओइसँ जँ दोसरकेँ उपकार हएत तँ ऐसँ पैघ कीर्तिये की हएत आ दाने की हएत।"

धरणीधर बजला-

"बाबा, अहाँ तँ अस्सी बर्खसँ ऊपर चढ़ि गेल छी, तँए अस्सी बर्खक दिन-रातिक घटना तँ गामक देखल-सुनल अछिए।"

बड़गद बाबा बजला-

"बौआ, जेते देखलौं आ जेते गुणलौं ओते जँ मन रखितौं से ओहन चौरगर बुइधिक बखारी थोड़े अछि। मुदा तैयो नइ सोलह अना तँ सोलह पाइयो बरबैर नइ अछिसेहो नहियेँ कहल जा सकैए।"

धरणीधर-

"आब तँ उमेरक हिसाबसँ ऐसँ भारी, माने बकरी चरवाहिसँ भारी काजो नहियेँ कएल हएत, तखन तँ जीवन-ले किछु करब आवश्यक अछिए।"

धरणीधरक विचारमे जेना बड़गद बाबाकेँ अमृत भेट गेल होनि तहिना मन तिरपित[vii] भेलैन। बिहुसैत बजला-

"बौआ, अहाँ नव पीढ़ीक लोक छी, अखन दुनियाँमे पएरे रखलौं अछि, नीक जकाँ भरिसक रोपाएलो हएत कि नहि से तँ हमरा नइ बुझल अछि।"

बड़गद बाबाक विचारमे धरणीधरकेँ की भेटलैन से तँ असल धरणीधरे बुझता, मुदा मुँहक रोहानी कहए लगलैन जे जेना सजमनिक सिर भेट गेल होइन। लंकामे राम-रावणक लड़ाइमे मेघनादक वाणे जखन लक्ष्मण मुरछेला तखन जीबैक लेल मात्र सिर सजमनियेक खगता पड़ल रहैन, जे हनुमान सुमेर पर्वत उठा कऽ आनि पुरौलकैन। पएर रोपैक बात सुनि धरणीधर बजला-

"बाबा, पएर रोपैसँ पहिने जगह-जमीन चाही किनेआतेकरो पहिने चीन्हब तखन ने ओइपर अजमा कऽ पएर रोपब।"

ओना, धरणीधर जइ रूपे बुझए चाहै छला तइ रूपे तँ बड़गद बाबा नइ बुझा सकै छेलैन, मुदा एते तँ मनुखक सोभावमे रहिते अछि जे दस-पाँच छोड़िसैंकड़ामेनबे-पनचानबेटा ओहन लोक तँ छथिए जे प्रश्न बुझैथ वा नइ बुझैथ मुदा किछु-ने-किछु जवाब देबे करता, भलेँ ओ प्रश्नक उत्तर होउ वा नइ होउ, प्रश्नसँ मेल खाउ वा नइ खाउ...। मुदा एते तँ धरणीधरक अन्वेशी सोभाव मानियेँ गेल छेलैन जे जँ कोनो विचारक छाहोँ-छूँह देख लेब तँ ओइसँ अनुमान कइये सकै छी जे पहाड़क छाँह छी आकि गाछ-बिरीछक,तँए धरणीधरक मन प्रमुदित भइये गेल छेलैन।

बड़गद बाबा बजला-

"बौआ, आइ दस बर्खसँ बकरी चरवाहि करै छीजइसँ दुनू परानीक दुनू साँझक बुतातक जोगार भऽ जाइए।ओना, बेटा-पुतोहु सेहो अछि मुदा ओकरा तँ अपने तेतेक डारि-पात भऽ गेल छै जे दिन-राति हेरान रहैए। बाल-बच्चा अवोध छै, ओ कियाँने गेल जे उपार्जन केकरा कहै छै आ एकर की खगता लोककेँ छै, मुदा हमर तँ धाँगल जिनगी अछितँए बातकेँ बुझै छी।"

बड़गद बाबाक कर्मठता सुनि धरणीधर बजला-

"बाबा, ईहो तँ लोक कहै छै जे 'बड़ रे बालकएक समाना' माने जहिना बच्चा तहिना वृद्ध दुनू एके रंग भेला।"

बड़गद बाबा बजला-

"बाउ, एके मुहेँ लोक केकरो गारियो पढ़ैए आ केकरो आसिरवचन सेहो दइए, मुदा दुनू एक थोड़े भेल। बच्चा जिनगी (मनुखक) पूर्व पक्ष भेल, वृद्ध उत्तर पक्ष भेल, तँए दुनूकेँ एक थोड़े मानल जा सकैए।"

धरणीधर बजला-

"बाबा, बकरी चरवाहिसँ पहिने की करै छेलिऐ?"

मुस्की दैत बड़गद बाबा बजला-

"महराइ गबै छेलौं। भरि-भरि राति अपने ढोलको बजबी आ महराइयसँ लोककेँ जगेबो करिऐ, मुदा गाम दिस जखन नजैर उठा तकै छीतँ अपनासँ पुरान[viii] कहाँ केकरो देखै छिऐ। अखन जेतेक लोक गाममे अछि, ओकर जनम हमरा आगूमे भेल छइ।"

धरणीधर बजला-

"अपन मन केहेन कहैए?"

बड़गद बाबा-

"मन की कहत, जिनगी जीबैमे कहियो अभाव भेल जे मन किछु कहत आकि उपराग देत। उपरागक भागी तँ ओ अछिजे परजीवी अछि, वा जे अनका भरोसे जीबैए।"

बड़गद बाबाक बात सुनि धरणीधरकेँ जेना मन प्रस्फुटित भऽ गेलैन तहिना सोलहन्नी मुस्कान दैत बजला- "वाह!"

'वाह' सुनि बड़गद बाबा फुटि पड़ला-

“गामक माटि-पानिक उदय-प्रलय केना भेल आ केना होइए, गामक उदय-प्रलय केना होइए, मनुखक उदय-प्रलय केना भेल आ केना भऽ रहल अछि। तहिना दुनियोँक उदय-प्रलय केहेन अछि आ केहेन हएत, एते बात बुझैक ने खगता अछि वाउ आ ने बुझिये पएब। तखन तँ..?”

धरणीधरक मन जेना भरि गेल होनि तहिना बजला-

“बाबा, चाह पीबैक बेर भऽ गेल अछि, अखन जाइ छी।”

बड़गद बाबा-

“बाउ, नव पीढ़ीक कर्ता-धर्ता अहीं सभ छी, हमरो सभपर धियान राखब।”

q

शब्द संख्या : 1574, तिथि : 15 जुलाई 2018

---

[i]पत्नी

[ii]पतिक

[iii]सोचन क्रिया

[iv]स्पष्ट

[v]जन्मभूमिसँ लऽ कऽ बासभूमि माने देशक

[vi]भौगौलिक

[vii]तृप्ति

[viii]उमेरक हिसाबसँ, उमेरगर

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३. पद्य

**३.१. नन्द विलास राय- किछु कविता**

३.२.कवि प्रीतम कुमार निषादक किछु कविता

३.३.रामविलास साहु- किछु कविता

३.४.१.अनुवादक डॉ. शिवकुमार प्रसादक किछु अनुदित काव्य (मूल रजनी छाबड़ा- हिन्दी) २.कवि डॉ. शिवकुमार प्रसादक किछु कविता


मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

# नन्द विलास राय

**सभसँ पैघ माए-बाप**

सुनू यौ बाबू, सुनू यौ भैया
सुनू लगा कऽ धियान यौ
माए-बापसँ पैघ नइ अछि कियो
तीनू लोकमे आन यौ।

माएकेँ बुझू माता पारबती
पिता शंकर भगवान यौ
पएर छुबि दुनूकेँ करियौ
सुति-उठि कऽ प्रणाम यौ।

नअ मास धरि अपन पेटमे
माए अहाँकेँ रखलैन यौ
अहाँ खातिर, अपन सुख-सुविधा दिस
घुरियो कऽ ने तकलैन यौ
पिताक कोरामे केलौं पैखाना
तेकर ने कोनो ठेकान यौ
माए बापसँ पैघ नइ अछि कियो
तीनू लोकमे...।

कन्हपर लऽ कऽ पिता अहाँकेँ
समूचा गाम घुमबए यौ
माए अहाँकेँ गोदीमे लऽ कऽ
लोरी गाबि सुनबए यौ
अहाँकेँ नीक भोजन भेटए से
हरदम रखलैन धियान यौ

अहाँक जिनगी नीक बनए
केलैन नइ कहियो आराम यौ
माए बापसँ पैघ नइ अछि कियो
तीनू लोकमे...।

गरीब रहितो माए-बाप अहाँक
कन्वेंटमे नाओं लिखौलैन यौ
अपन माथपर चाउर-दालि सभ
होस्टलमे पहुँचेलैन यौ
माए अहाँक गहना बेचलैन
पिता बेचलैन जमीन यौ
बेटा हमर हाकिम बनतै
हेतै हमर सुदिन यौ
जिनगीमे कहियो यौ बाबू
करब नइ एहेन काज यौ
माए-पाक माथ झूकत
आओर भऽ जाए अपमान यौ
हुनका सभकेँ आशा बड़ छैन
आओर पूर्वक काज करब सभ
करब समाजक विकास यौ
करबैन रौशननाम हुनक अहाँ
आओर बढ़ेबैन शान यौ
अहूँकेँ भेटत सम्मान यौ
माए-बापसँ पैघ नइ अछि कियो
तीनू लोकमे...।

दस लाख टकाक दहेज बुड़ौलिऐ
अपने पसिनक कनियाँ अनलिऐ
तैयो केलैन कबूल यौ
केतबो बड़का गलती करैथ ओ सभ

देबैन नइ कहियो तूल यौ
माएकेँ बुझब माता जानकी
पिताकेँ भगवान राम यौ
माए-बापसँ पैघ नइ अछि कियो
तीनू लोकमे...।

माए-बाप जखन
अथबल भऽ जाइथ
भऽ जाइथ
जखन लाचार यौ
हुनका सबहक भार उठेबैन
बनि कऽ श्रवण कुमार यौ
पुरा करबैन हुनक मनोरथ
देखेबैन चारू धाम यौ
माए-बापसँ पैघ नइ अछि कियो
तीनू लोकमे...।

सेवासँ बढ़ि कऽ नइ कोनो व्रत अछि
आ ने धार्मिक अनुष्ठान यौ
तीनू लोकमे सभसँ पैघ माए-बाप
आओर छथिन बड़ महान यौ
माए-बापसँ पैघ नइ अछि कियो
तीनू लोकमे...। q

**इन्दिरा आवास**

एक दिन मुखियाजीक चमचा एलैथ
ओ हमरासँ हाथ मिलौलैथ

हम हुनका कुर्सीपर बेसौलयैन
प्योर दुधक चाह पियौलयैन
खैनीमे चुन मिलेलौं
अपनो खेलौं हुनको खियेलौं
खैनी खा कऽ ओ बजला
अपना असंवाक भेद खेललाह।

बड़ मोसकिलसँ मुखियाकेँ मनेलौं हेन
अहाँक नाओं हुनका डायरीमे लिखेलौं हेन
ओ कहाँ मानै छला
अहाँकेँ कहाँ जानै छला
जँ करेबाक हुअए काम
तँ जल्दी करू इन्तजाम
जुनि करू सोच-विचार
लाउ टका पाँच हजार
नहि तँ दोसरो अछि तैयार
मुदा अहाँ अपन छी खास
अहाँपर अछि पूरा बिसवास
दियाएब अहाँकेँ इन्दिरा आवास
की यौ अहाँकेँ नहि लागल
हमर बात रास।
ऐ बकलेल बनि जाएत
मोफतमे अहाँकेँ मकान
भऽ जाएत धिया-पुताक कल्याण
समाजमे बढ़ि जाएत अहाँक मान
अहाँ बुझब एकरा अपन शन
जँ हमर गप्प अहाँकेँ कनीको पसन अछि
तँ जल्दी करू भैया किएत समय चन्द अछि।
नहि तँ बादमे बड़ पचताएब
आ हमर दिमाग खाएब

मुदा हम की किछु कऽ सकब
अहाँकेँ की किछु दऽ सकब।

आखिर हम चमचाजीक बातमे एलौं
महाजन लक्ष्मी भैयाक ओइठाम गेलौं
हम केलिऐन हुनकासँ अर्ज
यौ महाजन दिअ हमरा पाँच हजार टका कर्ज
लऽ लिअ कागजपर औंठा निशान
मुदा टाका करू जल्दी भुगतान।

ई लिअ रूपैआ करू अपन काम
समयेपर आपस करब
नहि तँ भऽ जाएत अहाँक महींस नीलाम।

हम देलिऐन चमचाजीकेँ टका पाँच हजार
ओ मुस्की दैत भऽ गेला फटफटियापर सवार
हम केतेको बेर ब्लॉकक चक्कर लगेलौं
मुदा आइ धरि इन्दिरा आवासक राशि नहि पौलौं।

ब्लॉक दौड़ैत-दौड़ैत हमर चप्पल घिसल
ओमहर महाजनक टाका आपस करबाक समय बीतल
हम चमचाजीसँ कहलयैन
अपना बोलीमे साए मन मिश्री घोरलयैन
यौ नेताजीअन्नतादा, बड़का बौआ
कृपाकय आपस कऽ दिअ हमर पाँच हजार ढौआ
मुदा ओ करए लगला टाल-मटोल
किएक तँ हुनकर नेति छेलैन, करब पाँच हजार टाका गोल
हम सोचलौं जे हमरा ठकलक
आ हमर महींस नीलाम करौलक
ओकरो बिगाड़ि दिऐन खेल

आ चमचाजीकेँ पहुँचए दिऐन जेल

मुदा हम ई काज नहि करि सकलौं

चमचाजीसँ लड़ाइ नहि लड़ि पेलौं

किएक तँ आजादीक 72म बर्खक बादो हमरा

जकाँ गरीब असहाय अनाथ छै

जबिक चमचाजीकेँ माथपर

एम.एल.ए; एम.पी.क हाथ छै

आखिर हमर महींस भऽ गेल नीलाम

नहि बनि सकल हमर मकान

बिगड़ल हमर सभ काम

दुख बेचि कऽ करै छेलौं गुजर

आब जीरी रोपैले

करै छी पंजाब प्रस्थान।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

**कविप्रीतम कुमार निषादक**

**किछु कविता**

# यात्रीक स्मृति

हे साकेती जनकवि बाबा

यात्रीजी लियऽ स्नेह सुमन।

मोन पड़ल अछि अपनेक प्रतिभा

तैं अनुरागी भेल सुजन।।

हे साकेती जनकवि बाबा...।।

संत कबीरक अक्खरता लऽ

फक्कर भऽ घुमलौं सगरो

मिथिलासँ सिंहल लंकाधरि
यात्री भेलौं काशीनगरो
साम्यवाद क्रान्तिक वाणीसँ
काव्यकथा कए देल सृजन
मोन पड़ल अछि अपनेक...
हे साकेती जन कवि बाबा...।।

गाम-कुरीत औ घर-चुल्ही संग
विधवा-विलापक दरद कहल
सत्ताक सनकीसँ निर्भय भऽ
अपनेक लेखनी मरद रहल
तैं काव्यार्थी प्रीतम अर्चए
निवसू यौ बाबा अन्तर्मन।
मोन पड़ल अछि अपनेक...
हे साकेती जनकवि बाबा...।।
¦

# अमर शहीदक श्रद्धांजली

भारत मिथिलाक राष्ट्रपूतसँ
मर्यादित माऽए मैथिली...
अमर शहीद विकास मिश्रकेँ
अछि अर्पित श्रद्धांजली।।
रईमा गाम समाजक गरिमा
गौरवसँ किछु सीखली...
अमर शहीद विकास मिश्रकेँ
अर्पित अछि श्रद्धांजली।। 0।।

एहने सन शत सापूत सैनिक
मिथिलाक धरती दैत रहल

इतिहास भूगोल मैथिल पूतसँ
घटना वृत्ति कहैत रहल
कर्णाट तुरक मोगलिया युद्धक
मिथिला योद्धाक रीत ली...
अमर शहीद विकास मिश्रकेँ
कए अर्पित श्रद्धांजली।।1।।

हजारो बरिससँ मिथिलाक आभा
असलान ओइनवार रण पसरल
कामेश्वर वंशज कीर्त्तिसिंह
औ शिवसिंह धरि यश पसरल
कन्दर्पीघाट युद्धक गाथा
मैथिल शहीदक सीखली
अमर शहीद विकास मिश्रकेँ
अर्पित करू श्रद्धांजली।।2।।

तहिना नवयुग काल संगोरए
मिथिला वीर सपूतन केँ
राष्ट्र धर्म औ जन्मभूमि धरि
सहजल सैनिक कर्मणकेँ
मातृ कुक्षिकेँ नमनए प्रीतम
शहीद कीर्त्तियश लिखली
अमर शहीद विकास मिश्रकेँ
दैत रहब श्रद्धांजली...।। 3।।
¦

# सार बहिनोई (हँस्सी-चौल)

सार : सुसुसुसु... सुनियौ पाहुन...
दीदीक कहब संगे जाहुन

पड़लहुँ अपनेक पाला, अंगरेजीक ब्रॉदर इनलॉ छी
दुन्नू जीजा-साला...।। 0।।

बहनोई : स-स-स-सड़बे... हेहरई करब...
अहाँक दीदी सँ हम लड़ब...
अहाँ छी गड़बड़ झाला... अंगरेजीक ब्रादर इन लॉ छी...
दुन्नू जीजा-साला...।। 1।।

चाइल-कुचाइल कियऽएदेखबै छी,
अल्हड़ असटाइलमे,
हेल्लो वेल्लो ओके थैंक्यू
कहै छी मोबाइलमे...।।
बुझलौं अपने छी बड़ काबिल
कम्प्यूटर सिस्टमछी।
हम्मर लाइफकेँ बेस मिनिस्टर
केर अपने कस्टम छी।।

सार : तैं एहि सारकनामे हे पाहुन
बहिन करू केवाला...
अंगरेजीक ब्रॉदर इन लॉ छी
दुन्नू जीजा-साला।।2।।

बहनोई : शहर-बजारक नेना छी मुदा
भऽ गेलहुँ बुरहाठी।
टीवी-टेबलेट-लैपटॉप फेसबुक
सँ बनलौं कवि-काठी।।

सार : धऽत्तुरि केहन बुड़बक छी अहाँ
माऽए-बाप शान गिनएलौं
नामी-गामीक सन्तान भऽ कऽ

पुरखोकँ नाम घिनएलौं।।

बहनोई : पुरखा-माऽए-बाप केर जुनि ऊकटू
मुँहपर लगबू ताला
अंगरेजीक ब्रॉदरइन लॉ छी
दुनू जीजा साला...।। 3।।

सार : हँसी-मजाक केर अछि रिवाज तैं
पाहुन हम हुत्थै छी।
सरहोइज-साइरक बत गड़हीमे,
अहाँ सदिखन कुत्थै छी।।

बहनोई : लाजे हम सकदम्म भऽ सभकँ
देल-फजहैतो सुनै छी।
सासुरक मौजक मत्था-पच्ची
गुण-अवगुणकँ गुनै छी।।

सार : चलियौ-भोजन करए पाहुन
गमकए चिकेन मसाला
अंगरेजीक ब्रॉदरइन लॉ छी
दुन्नू जीजा साला...।। 4।।
¦

# आहत अगस्त

भारत देशक धरती करुणित
शहीदाञ्जली दऽ प्रणमए हस्त।
धुजातिरंगा दुलरैत बाजए
अछि एखनो आहत अगस्त।।

चहुँदिशि गूंजए पन्द्रह अगस्त

नेना-भुटका संग-लोक व्यस्त
आजाद हिन्द भए रहल त्रस्त
स्वारथ सह-सह देखैछ मस्त
तैं अछि आहत पन्द्रहअगस्त
आहत अगस्त आहत अगस्त...।। 0।।

अछि जन प्रतिनिधि मौका परस्त।
भारत मिथिला अछि अस्त-व्यस्त।।
सत्ता सेवक खुशहाल मस्त।
कोन भष्ट पतिक अछि वरद हस्त।।
आहत अगस्त आहत अगस्त...।। 0।।

किछु संविधान सुख अछि निरस्त
मर्यादित अछि-फिरका परस्त
किए, आतंकी दिन-दिन प्रशस्त
राष्ट्रीयताकेँ देवए शिकस्त...।। 0।।

आशाक तिरंगा कोटि हस्त
झण्डोत्तोलन भए रहल सस्त
औ, सर्व धर्म समभाव पस्त
हाय, राष्ट्र पर्व केर उदय-अस्त
आहत अगस्त आहत अगस्त...।। 0।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# राम विलास साहुक

# किछु कविता

## हमरा मोन पड़ैए

बच्चामे बादशाह जकाँ घुमै छेलौं
चौरी-चाँचरमे कड़हड़ खुनि
भैँट तोड़ि खाइ छेलौं
बाड़ी-झाड़ी घुमि-घुमि कऽ
पकल तिलकोर भुटका
तोड़ि-तोड़ि खाए झुमै छेलौं
आम-लताम बरहर कटहर
बैर तोड़ि हम खाइ छेलौं
बिनु धनि-फिकीरक रहै छेलौं
सभ किछु हमरा मोन पड़ैए।

नाच देखै आ महराइ सुनैले
जाइ छेलौं हम कोसो दूर
सलहेश, हल्हारूदल, बिहला
गोपीचन, राजा कुंबर-वृजवान
भिखारी ठाकुरक विदेशिया नाच
राति-राति जगि देखै छेलौं
धर्मराज, दीनाभदरी, लोरिक-मनियारक
महराय संगी सेंगे सुनैत छेलौं
नाचैत-गबैत घर अबै छेलौं
ओहिना सभटा हमरा मोन पड़ैए।

मुदा अखैन कौल्हुक बरद जकाँ
दिन-राति परिश्रम करैत रहै छी
जिनगीक गाड़ी क्षणे-क्षणे
आगू कहुना बढ़बैत चलै छी
परिवारक बोझ पहाड़सँ भारी
माथपर लऽ मरितो सहै छी
कखनो नइए दम मारैक पलखैत
जे घुमि देखब दुनियाँ-दारी
ई बनल अछि सदिखन लचारी
तैयो ने भेल अखनो समझदारी
हराएल हमरा बेवहार पुश्तैनी
मिथिलाक रीति-रिवाज संस्कृति

अखनो ओ दिन रहि-रहि कऽ
सभटा हमरा मोन पड़ैए। q

## अनजनुआँ

भोरक पहर उठि कऽ
जखने गेलौं पोखरिक कात
करीनसँ पानि भरि-भरि
गहुम पटबै छेलौं एकान्त
माघक कुहेस केने अन्हार
किछु दूरेक अबाज कान पाथि
जनमौटी बच्चाक सुनलौं
करीनक पानि करीनेमे छोड़ि
अबाज अकानैत खोजैत बढ़ैत
पहुँचलौं पोखरिक दोसर महार
झाड़ी-झंखारमे घास-पातपर
राखल लहुआएल जनमौटी लाल
जननी छोड़ि भेल रहए निप्पता
जे बुझना गेल छी अनजनुआँ
केहेन निष्ठुर छल ओ माता
माइक धर्म-कर्म छोड़ि ओ
केलक कुकर्म जानि अंजानि
मुदा बच्चा देखते हमरा मोनमे
उपजल दया धर्मक भाव
बच्चा उठा कऽ कोरामे लेलौं
झटसँ लेलौं हृदय सटाए
ओढ़नासँ झाँपि जाड़सँ बँचबैत
हर्षित मनसँ अनलौं अपना घर
अबाज देलौं घरवाली पहुँचल
दरबज्जापर आबि कहए लगली
गहुमक पटौनी छोड़ि अहाँ
किएक एलौं घर जानि-प्राणि
कहलौं हम छेलौं नि:संन्तान
सभ कहै छेलए निपुतराहा
मुदा भगवान बनला दयावान




आब बनलौं हम पुत्रवान
पालि पोसि कऽ बनाउ महान
इहए करत वंशक कल्याण
अनजनुऑं बच्चा नै कहतै एकरा
धर्मक माए बाप छै जेकरा। q

# धरतीक बोझ

देश प्रेम, मातृ-पितृ भक्ति
जे नर नहि कऽ सकल
ओ मानव नै दानव छी
धरतीक बोझ समान छी।

जे करैए जन-जनसँ प्रेम
से नर देव समान छी
जे दुखियाकेँ दुख हरैए
ओ साक्षात भगवान छी।

जे दोसरकेँ दुख दइए
वएह नर रावण-कंस छी
जे दुख सहि सुख बँटैए
ओ मानव नै महामानव छी।

जे अपने सुखमे बेहाल रहैए
वएह नरकक भोग भोगैए
जे भुखलकेँ रोटी नै दइए
से मानव केना कहा सकैए।

जे मातृ, मातृभूमि, मातृभाषाक
सेवा जीवनमे नहि कऽ सकैए
से इंसान नहि, शैतान कहाइए
तेकरा केना स्वर्गकसुख भेट सकैए।

जे सभ दिन देशकेँ लूटि खेलक
तेकरा धरती केना समाए सकत
गरीबक हक जे मारि खेलक
वएह धरतीपर मलेछ बनल।

जे सभ दिन अनके खेलक
अपन कहियो दोसरकेँ नै देलक
ओकर जिनगी अकारथ भेल
धरतीक बोझ बढ़बैत गेल। ।q

## हरबाहाक जिनगी

जाड़क समय ठीठुरैत खाटपर
दुबकल पड़ल रहए फाटल चद्दैरमे
सोचैत रहए कखन हएत भोर
गाए बरदकेँ खुआ जाएब खेत
मुदा जाड़सँ कँपैत रहए सौंसे देह
ओस-कुहेससँ झाँपल छल धरती
संतोख बान्हि सोचलक जाएब खेत
जाड़क ठंढसँ देह झुलैत देख
थोकरा बुटी ओलि धुरा जरा कऽ
देह सेकलक जखन भेल गरम
फुरफुरा उठि हर जोतए लगल
खेत जेतबाक तँ बहुत रहए
मुदा उघारे देह ठरि भऽ गेल शरद
मालिकक डरसँ केना खोलत बरद
चिन्ता रहै घरक, की खाएत धिया-पुता
हूबा बान्हि खेत जोतैत रहल
भूखसँ लूत्ती छिटैक अन्हार लगैत रहए
एक तँ जाड़क मारल देहक हारल
भूखसँ लगैए आब निकलत प्राण
भोरसँ दुपहर भेल, बेर खसल तखन
जलखै लऽ मालिक पहुँचला खेत
बजला- एतबे खेत भोरसँ जोतलेँ
जलखै खाए सभ खेत जोइत दिहक
हरबाहा दुखीत मने कुहरैत बाजल

भूखे मरब जखन स्वर्ग पहुँचब
तखने जोइत देब सभटा खेत। q

## माछ

हम छी जातिक माछ
नै बिगाड़ै छी किनको
तैयो तड़पा मारै छी
पोखैर-नदीक कात
सभ मिलि कऽ हमरा जातिकेँ
करै छी जानि विनाश
हम निश्छल जीव छी
सभक करै छी उपकार
मुदा निष्ठुर भऽ मारि खाइ छी
केतेक निर्दयी बनि कऽ
हमर जिनगी उजारि रहल छी
हम पानिक जीव छी
धरतीक अधिकारी अहीं छी
की मजबूरी अछि अहाँ सभकेँ
हमर वंश उजारै छी

केना बुझब दयावान छी
की जीव जीवक हत्यारा छी
विवेकशील छी मुदा
निर्दोषक संघारा छी
अखनो चेतु सीखू
अपनो जीब आ आनोकेँ
जीबैक अधिकार दियौ
हमरो जातिपर उपकार करियौ
दया धर्मक मान रखियौ
आब हम किछु नै कहब
अपने विवेकसँ लिअ काज
हम छी जातिक माछ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

१.अनुवादक डॉ. शिवकुमार प्रसादक किछु अनुदित काव्य (मूल रजनी छाबड़ा- हिन्दी) २. कवि डॉ. शिवकुमार प्रसादक
किछु कविता

१

अनुवादक डॉ. शिवकुमार प्रसादक
किछु अनुदित काव्य (मूल रजनी छाबड़ा- हिन्दी)
(PAGHALAIT HIMKHAND

Maithili translation of 'PaighalteHimkhand'
An Anthology of Hindi Poems by Rajni Chhabra from Hindi into Maithili by Dr. Sheo Kumar Prasad.)

## साँसक संग

खनकै कंगना
छनकै पायल
ओझरल केश
छितरल काजर।

टुटल-फुटल
साँसक हलचल
धरतीक पियास
मेघक तरपब।

रौद सोहनगर
कुनमुनाइत सन
ओकर छुअब।

एक आँचमे
पघलए तन-मन।

सपना बनि गेल

सपनौती जीवन।

साँस-साँस संग बहब
बिनु कहने सभ कहब। q

## चर्चा

ओ संसार हमर नहि भS सकैत अछि
जेतए अहाँक गमक नहि हो
अहाँक स्मृति नहि हो,
चर्चा नहि होजेतए अहाँकेँ
ओ सभा हमरा अनसोहाँत लगैए। q

## दिगंतक नजीक

दिगंतक नजीक
करै छी
हमर उमेद

जेतए दू संसार
मिलियो कS
नहि मिलै छइ।

अपूर्ण अछि आस
अपूर्ण अछि मिलन केर आग्रह
आब तँ फूल फुलाइयो कS

नहि फुलैत छै
फुलाएलो-फुलाएल नहि लगैए। q

## केहेन उपराग

लाल जागल आँखि
पैछला रातिक
करोट
रात्रिक जागरण
कहियो खतम नहि होमए बला
सत्तैर।

वियोगनिक
यएह
अमाबसक
भाग्य छै
किनकासँ शिकाइत
केहेन उपराग..! q

## सुख-दुख

समय केर अन्हारसँ
जुनि डेराउ हे मन।

मेघक अन्तिम छोरपर

चमकैत बिजुरिक
अहाँ अन्दाजि कऽ करू
अपन नाप-जोख।

जखन निकसै छै
गुनगुनाइत रौद
ठरल बसातक पछाइत
ओकर मृदुल-मृदुल स्पर्शसँ
फुलवारीक कोण-कोण
अबाद भऽ जाइ छइ।

सुख आ दुखकेँ
संगे-संग सहैमे
जीवनक सहजता छै।

काँटक नमहर बाट
पारे कऽ कें ने
गुलाब शानसँ
महकै छइ। q

## आन

जाहि आँखिमे
हिलैत रहै छल सपना
आब ओहू आँखिमे
बस बिराने-बीरान नजैर अबैए।

देखै छी जखन

पूर्वकालिक छबि
हमरा अपनहिमे
आन देखैत अछि। q

## कारण

ओ पुछै छथि
चुप रहै छी किए
ठोर गुम्मे रहल
नोर छलैक जाइए।

की दिऐ हम जवाब
सबाल दुनियाँक सुनि
जखन जिनगीए हमर
सबाल बनि कऽ
रहि गेल-ए। q

## सतरंगा आनन्द

सभ ॠतुमे
फुटपाथपर ठाढ़
ओ काँच उमेरक नेना
बेचैत अछि सतरंगा बेलुन
आ छिड़ियाबैत अछि
आनन्द केर रंग।

नन्हकिरबा सभ कुदैत अछि
नान्हिटा हाथमे पकड़ने बेलुन।

बेलुन ओकरो ललचाबै छै
मुदा ओ कहियो
अपनो लेल कीनि पौत?

गरीबी अभिशाप छै
सतरंगा सपनाकेँ
चुरमचूर करए-बला।

ओकरा बचेबाक छै
एक-एक गोट कैंचा
आनए लेल
बेराम माइयक दबाइ।

छोट भाइयक लेल
एक कपटी दूध
सभ दिन पुड़ेबाक छै
अपनाकेँ तँ बस
काममे खटेबाक छै।

एहि सोचमे डुमल
ओकरासँ किछु कीनि कऽ बेलुन
पकड़ा दइ छिऐ
ओकर नान्हिटा हाथमे
ई छोट-छीन उपहार।

ओकर बिमल मुँहपर
चमकलै आनन्द

हमरो दैत अछि ओ
सतरंगा आनन्दक अभास। q

## अहाँक थाती

हम जोगा कऽ राखब
अपन देशक खातिर
पैरुखक थाती
अहाँ जे हमरा नाम कऽ गेलौं।

मुस्किया कऽ सहब
सभ समय केर धाह
देशभक्तिक मनसूबा
ने कहियो हएत कम।

बलिदानक फूल
देलौं जे अहाँ आँचरमे
ओकर गमकसँ
गमकतै हमर बतन।

हमहीं जीजाबाई
हमहीं अमर सिंह राठौड़क छी माए
लोरी केर बदला
कहबै बेटाकेँ हम
बलिदानक कथा।

जँ फेर कोनो आफत
एतै देशक मानिपर

आ मंगतै जँ बलिदान
देशक मानि लेल
कऽ देबै हँसैत-हँसैत
अपन दुलरुआ
बलिदान।

जे जान दइ छथि
देशक लेल
ओ छोड़ि जाइ छथि
बलिदानक चिन्हासी
जइपर चलि कऽ
अक्षुण्ण रखै छथि नवतुरिया
मुक्त राष्ट्र, मुक्त संसार। q

# बिसबासक मूर्ति

सभ शहरक
सभ गलीमे
किछ प्रार्थना-घर आ
मण्डिल होइत छै
जेतए लोक
अपन-अपन
बिसबासक मूर्ति
बना दैत छथि,
अपन-अपन
बेवहार आ चलैनसँ
ओकरा सजा लइ छथि।


मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

शेष संसारक
धरम-करमसँ
फेर ओ अजान भऽ जाइ छथि।

नहुँ-नहुँ ओ
एना हेरा लइ छथि
सतही प्रार्थनामे,
अपन धरमकेँ ओ
अपन इमानसँ
पटेबाक बदला
रंगि दइ छथि
हुनक लेहुसँ
जे हुनक धरमसँ
इतर छैन।

बिसबासक मूर्ति
बनबैत-बनबैत
हुनका पतो ने चलै छैन
कि ओ अपनहि
कखन मूर्ति बनि जाइ छथि। ٩

२
कवि डॉ. शिवकुमार प्रसादक
किछु कविता

## बौआइत

मनुज हृदयक गहन गहवरमे
आर्त क्रन्दनक स्वर भरल अछि
मनुज मनुजकेँ दुतकारैए सदिखन
दस्युकेँ अभिनन्दन करैत अछि।
मनुआँ किए बौआइत रहैत अछि।

अगम अछि ई सृष्टिक रचना
दिनकर तँ उगिते रहतइ
किन्तु ई निश्चित हुनका संगे
नित अन्हारो संगे रहैत अछि।
मनुआँ...।

जँ इजोरियाक संग पुर्णिमा
तँ अन्हरिया संग अमावस्या
जनमसँ जिनगी जौं जुड़ल तँ
मृत्यु कहाँ फराक रहैत अछि।
मनुआँ...।

जग संगे जन-जन अछि जुड़ल
नेहक भूखल जग टौआइत अछि
अपन आन आ जाति-पाति संग
मनुआँ किए बौआइत रहैत अछि।
मनुआँ किए बौआइत रहैत अछि। q

## झूठ

झूठक ओढ़ना झूठेक बिछौना
खेनाए पीनए झुट्ठे,
झूठक सभतैर हाट लागल छै
आँखियो भऽ गेल झुट्ठे।

हम छी झूठ झूठ अछि दुनियाँ

काज बेपार अछि झुट्ठे,
किनको नहि छैन महल अटारी
आँखि मुनैत सभ झुट्ठे।।

झुट्ठे सभ उपछै छथि पोखैर
अपसियांत छथि झुट्ठे,
झूठक हाट साँचो भेल झुट्ठे
गुरु गोंसांइ सभ झुट्ठे।।

सत्य करम आ सत्य विचार बिनु
जिनगी सबहक झुट्ठे,
अपन करम अपने सभ भोगब
नहि हमर बात ई झुट्ठे। q

# भातक थारी

गमकि रहल गामक फुलवारी
मेघक कृपा रहल शुभकारी।

चननचूर तुलसीफूल गमकए
धानक एहिबेर भरल बखारी।

रोम रोम सुख पाबि रहल छै
भूख सुतत एहिबेर गोरथारी।

गाम दलान सुहावन शुभकर
सबहक आगू भातक थारी।

उसना भात साग बथुआ केर
अल्लुक चोखा अछि सुखकारी।

लाल चटनी धनिया केर पत्ता

खाइत रहू भरि भरि सभ थारी। q

## मधुर प्रात

जागू हे मधुर प्रात।
पुष्पकँ पराग धएल
मधुकरकँ करैत याद
फुलैत छए पाबि किरण
सुरुज दऽ रहल धाहि
कण कण स्पंदित छै
पाबि क अहिंक राग।
जागू हे मधुर प्रात। q

## जुग-पुरुष

जुग पुरुष
बाते नहि
करमे होइत छैक।

गाए चरबऽ बला सभ
किसुनमे नहि भऽ
जाएत छैक
ताहि लेल
गोबरधन सेहो उठबऽ
पड़ैत छैक।

राखऽ परैत छै
गीताक ज्ञान
लड़ऽ पड़ैत छै

गाण्डीवधारी संग
रथवाह बनि
भीष्म द्रोण कृपाचार्य आ अश्वथामा संग
आ वंश बचेबा लेल
जेष्ठ भ्राता कर्ण संग।

मारए पड़ै छै स्वकेँ
एकटा दोसर वंशकेँ बचेबा लेल
नव राष्ट्र केर निर्माण
आर नव धर्मक स्थापना लेल।
शकुनी सन चरित्रकेँ
कुत्तो नहि पुछै छै। q

## दीप

दीप नेसलहुँ बुच्ची
दीपे सन तँ अहूँ छी
अपनाकेँ जरा कऽ
एहि आँगनमे इजोत कऽ
ओहि आँगन तक
अपनाकेँ जारैत
तन मन ज्योतित करैत रहलहुँ
एहि कुलसँ ओहि कुल तक
आइसँ नहि
अदौ कालसँ..!

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

Videha_15_09_2017

Videha_01_09_2017

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of original work.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from: https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

Maithili Books can be purchased from: http://www.amazon.in/

For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/

**विदेह सम्मान**: *सम्मान-सूची*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ**।

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन


विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA


रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) editorial.staff.videha@gmail.com कँ मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।

५ जुलाई २००४ कैंhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html ‘‘भालसरिक गाछ’’- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा ‘‘’विदेह’- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका’’ धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब ‘‘भालसरिक गाछ’’जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA

*सिद्धिरस्तु*